



ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' १५४ म अंक १५ मई २०१४ (वर्ष ७ मास ७७ अंक १५४)





# सूखल मन तरसल आँखि

(काव्य संग्रह)

**मुन्नी कामत**

**अपन बात-**

उड़ियाइत बालुपर  
हरिअरी लहलहा जाएत  
ज्यों बदली अपन विचार हम  
तँ सगरे खुशी ओंघरा जाएत।

ई हमर पहिल कोशिश छी जे अपन रचनाक माध्यमसँ समस्त पाठककेँ किछु कहैले चाहै छी। ऐ संग्रहमे हम अपना चारू दिस घटित घटनाकेँ काव्य रूप दऽ अहाँक हाथमे रखलौं। जइ समाजमे हम ठाढ़ छी वएह समाजक भिन्न-भिन्न परिस्थिति, अनेकानेक रूप अहाँकेँ ऐ संकलनमे भेटत।

सभसँ अधिक जोर हम नारीक दशा आ दिशापर देने छी। एना बिलकुल नै अछि की जेतए ज्ञानक अभाव अछि ओतैटा नारीक स्थिति कमजोर अछि, बल्कि सच तँ ई अछि की पूर्ण ज्ञानक बाबजुदो हमरा समाजमे नारीक प्रति ज्ञानक परिपक्ताक अभाव अछि। जे ज्ञान हम अरजै छी ओकरा जीवनमे नै उतारि पबै छी, वएह कारण अछि जे आइ हमरा समाजमे दहेज, भ्रूण हत्या, दुष्कर्म आ घरेलु हिंसा दिन-प्रतिदिन छूआ-छूतक बिमारी जकाँ बढ़ि रहल अछि। की हमरामे शिक्षाक अभाव भेल जाइए? नै। हमर विचार बदलल जाइए। हम स्वाथी भेल जाइ छी। हमर इंसानियत मरल जाइए। जेना कल्पना मात्रसँ ऊँचाइ नै मिलैए तइले डेग बढ़ाबए पड़ैए। एक-एक सिढ़ी चढ़ि कऽ इंसान गगनचुंबी इमारतक चोटीपर ठाढ़ भऽ ओकर अहंकार तोड़ैए, ओहिना हम सभ मिलि अगर घर-घर एक दियारी जराबी तँ हमर समाज अंधकार मुक्त भऽ जाएत।

हम अपन ऐ रचनामे एहने किछु पहलूकेँ छुलौं। समाजक सड़ल-गलल मानसिकताकेँ अहाँ सबहक समक्ष ठाढ़ करैक प्रयास केलौं। यर्थाथ, हाष्य, रौद्र, करूण आ वात्सल्य इत्यादि विभिन्न सुआदसँ सुसज्जित ई थाल आइ अहाँ सबहक समक्ष परसैत हमरा बेहद खुशी भऽ रहल अछि।

कहल जाइ छै जे कोनो विषयपर नान्हिटासँ अभिरुचि रहै छै, मुदा हमरा संगे ई विचार गलत साबित भेल। समैक संगे हमर रुचि बदलैत गेल। पहिले गणित पढ़ैमे नीक लगैत रहए तँ सहपाठी सभ कहैत छल जे हम गणितक गुरु बनब। जब आठमी-नौमीमे गेलौं तँ बढ़ैक जिज्ञासा हमरा विज्ञान दिस खिंचलक। इण्टर विज्ञानसँ केलौं। किछु समए बितल। ओइ समैमे शिक्षकक नौकरीक बिहाड़ि बहैत छल तइमे हिन्दी विषयक शिक्षकक मांग बेसी छल। वएह बिहाड़िक हवा हमरो देहमे लगि गेल आ हम हिन्दीसँ ऑनर्स केलौं, निर्मली महाविद्यालय निर्मलीसँ। कथा-कहानीक सम्बन्ध हमरा संगे पूब-पछिमक छल जेकर कोनो मेल नै। एक दिन ऐ रेगिस्तानमे कविताक महिन फुहार लऽ कऽ प्रो. शिव कुमार सर किलासमे एला। हुनकर प्रथम किलाससँ हम एतेक प्रभावित भेलौं कि सहजे हमरा कलमसँ किछु तुकबंदी सादा कागतपर निखरि गेल।

ओइ समैमे डाक्टर चाचा (श्री उमेश मण्डल) आ चाची (श्रीमती पुनम मण्डल) हम सभ कोइ एक्केठाम भाड़ाक मकानमे रहैत रही। पुबरिया मकानमे ओ दुनू गोटे छला आ पछबरियामे दोसर महलपर हम सभ सहेली। उमेरक लिहाजसँ आकि रिस्तासँ ओ हमर चाचा-चाची नै छथि बल्की हमरा मनमे जे हुनकर स्थान अछि, सम्मान अछि से अछि। सभसँ अधिक चाचीकेँ जिनकासँ हमरा माइक सिनेह मिलल ओइ सिनेहकेँ पाबि हम सभ जेतेक विद्यार्थी ओतए रहैत रही सभ हुनका चाची कहैत रहियनि। तखनि दादा जीक (आदरणीय श्री जगदीश प्रसाद मण्डल) अनेकानेक रचना प्रकाशित भेल रहए तब चाची हमरा दादाजीक लिखल किछु किताब पढ़ैले देलथि आ कहलथि जे लिअ पढ़ब। चचा कहै छला जे मुन्नी जँ लिखए तँ कहबै लिखैले। पत्रिकामे छपतै। तखने हम अपन वएह तुकबंदी पढ़ि कऽ सुना देलियनि। कविता सुनि चाची हमरा आगू लिखैले प्रेरित केली आ कहली जे एकरा आब मैथिलीमे लिखू।

आइ अगर हम किछु लिखलौं आकि लिखि रहल छी, एकर सभटा श्रेय चाचा-चाचीकेँ छन्हि। वएह छथि जे हमरा बेर-बेर प्रेरित करैत रहला/रहली। जेना माए-बाप अपन बच्चाकेँ सही रस्ता देखबै छै तहिना चाचा-चाची हमरा आँगुर पकड़ि एतए तक अनलथि। हम हुनका धैनवाद दऽ सिनेहक मोल नै लगबए चाहै छी बल्की जइ ऊँचाइपर ओ हमरा देखए चाहै छथि ओइ ऊँचाइपर हम चढ़ि हुनका उपहार दिअ चाहै छी।

श्री गजेन्द्र ठाकुर जीक सहयोग तथा हुनक प्रत्यक्ष/अप्रत्यक्ष प्रेरणा सदति मन राखबा योग्य अछि। हुनके आशिर्वादक फल छी जे आइ हमर ई छोट-छिन पोथी प्रकाशित भऽ अपने सबहक हाथ धरि पहुँचल। हम हुनका प्रति कृतज्ञ छी आ सच्च हृदैसँ हुनक आभारी छी।

सभ पन्ना उज्जर रहि जाइत<br>
सभ गप्प उड़िया जाइत<br>
श्रुति प्रकाशनक सहयोगक बिना<br>
केतेक भावना मनमे मरि जाइत।

पोथी प्रकाशित करबा लेल एक बेर फेर सम्पूर्ण सहयोगीकेँ सादर धैनवाद।

**मुन्नी कामत**

पति- श्री अरूण कामत<br>
ग्राम+पोस्ट- सुरयाही<br>
भाया- फुलपरास<br>
जिला- मधुबनी<br>
बिहार।<br>
सम्पर्क नम्बर-९८१८८३२५६८

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-

केतए जा रहल छी हम-

केतौ तपि रहल अछि,
केतौ गलि रहल अछि,
केतौ धँसि रहल अछि,
तँ, केतौ उठि रहल अछि आइ धरती!

तपा रहल अछि एकरा मनुखक बढ़ैत भूख, जे दिन-प्रतिदिन गाछ-वृक्ष काटि एकरा छत्रहीन बनबैत अछि। समाजक कुरीति एकरा गला रहल अछि। अपन बेटीपर देखि अतियाचार ई बेबस भऽ धँसि रहल अछि। देखि ई सभ विडम्बना माँ धरती क्रोधसँ पहाड़ बनि संकल्प करैत अछि कि सम्पूर्ण जहाँकेँ ऐ विशाल चोटीसँ झाँपि एकर सर्वनाश करि दी।

मुदा ओ किछु नै करैले मजबूर अछि। जेना आइ धरती बेबस लाचार आ कड़ीसँ बान्हल देखाइत अछि ओहिना हमरा समाजमे नारीक स्थिति अछि। आइ भाय जल्लाद बनल अछि आ बाप पापक रूप लेने अछि। प्राचीन कालसँ जइ रिश्ताकेँ भगवानसँ पहिल जगह मिलल अछि।

आइ ओकर नामो लइसँ घृणाक बोध होइए। आइ हमरा समाजमे सभसँ अधिक नजाइज सम्बन्ध गुरु आ शिष्याक बीच अछि। हम एगो अरमान मनमे बसा अपन बच्चामे अचछा संस्कार आ उच्च शिक्षाक अभिलाषा लेने गुरु लग जाइ छी मुदा वएह गुरु हमर आत्मसम्मानकेँ ठेँस पहुँचाबैत हमर बच्चाक साथ शोषण करैत अछि। भाय शब्द अतेक पावन, अतेक पवित्र अछि कि सभ बहिन भाय शब्दकेँ सम्बोधित करैत ई सोचैत अछि कि ई हमर केवल भाय नै कृष्णक रूप अछि जे युग-युग तक हमर आबरू आ सम्मानक रक्षा करत। चाहे ओ चचेरा, ममेरा आकि फुफेरा भाय किएक नै हुअए। पर वएह भाय जब अपन बहिनक बिसवास तार-तार करैत ओकरा संगे बलात्कार करैए तँ ओकरा की नाम देल जाएत।

जनम देनहार बाप जेकरा पिता परमेश्वर कहल जाइत अछि वएह बाप अपन जनमल बेटी संग पाप करैत अछि अही समाजमे।

आखिर केतए ठाढ़ छी हम, केतए जाइले डेग बढ़ा रहल छी एक पल लेल, सोचू। ऐ गंदा पएरसँ चलि हम अपन स्वच्छ आ पवित्र समाजक निर्माण कऽ सकै छी? केवल सादा कागजपर कलम दौगेनाइ सीखनेसँ संस्कार आ सोच नै बदलैत अछि। अपन जमीर आ अपन आत्माक अबाज सुनु आ कहू कि बेटी कलंकक पुड़िया अछि। हमर समाज ओकरा कलंकित करैत अछि?

*कविताक क्रम-*

समरपित होइत बेटी-
नव जिवनक निर्माण-
घर-घर बढ़ल अतियाचार-
संकल्प-
दहेजक बिहाड़ि-
एहेन समाज-
सुरज-दादा-
सयान भेल हमर खेल-
महगाइक खेल-
सुखद अछि ई मिलाप-
सान हमर मिथिला-
विरह-
देशक राजनीति-
विदेशी चालि-
किए बेटी बनेलहक विधाता!
दुनियाँ तबाह भऽ गेल-
अनहार भेल जाइए देश अपन-
बाबू हम सिपाहि बनबैए-
आगमन अहाँक-
हरल जाइए जननि-
कौआक दुलार-
कोइस रहल छी जनमकेँ-
गाम-घर-
मलार-
मुनगा-
सगरे इजोत हमर मिथिलाक-
अरकंचन-
हमर मिथिला हमर परान-
नारी-
जट-जटिन-
सूखल मन तरसल आँखि-
मनुखक सौदा-
अनमोल-बोल
चलाकक दुनियाँ-
बून-बून बँचाबी हम-
जिनगीक मरीचिका
तकैत जिनगी कूड़ाक ढेरमे-
संकल्प-

ठमकल शब्द-
दहेजक बिहाड़ि-
हराएल हमर रूप-
विदाइ-
बेटी-
दहेजक आगि-
ओइ पार-
नेताजी-
पहिल बरखा-
किसान-
समाजक विडम्बना-
दर्दक टिस-
रोकू कोइ ऐ सैलाबकेँ-
नोराएल आँखि-
किए छी हम अछूत-
भ्रष्टाचारक प्रसाद-
तब हँसत तुलसी-
शिल्पकार-
यादि गामक-
आसक किरण-
नारीक पहचान-
आजाद गजल-
बौआ देखहक चांदकेँ-
भोरक सनेस-
बेटी-लहास-
बाल-श्रम-
फगुआ-
आन्हर कानुन-
बुन्नक मोल-
करी मिथिलासँ पहचान-
करिझुमरी कोसी-
नै लेब आब हम दहेज-
मिथिलाक दादा-
पाहुनक माछ-
हमरा पागल कहैत अछि लोक-
सगरे अन्हार अछि-
माएक रूदन-
अपना दिस निहारू-
मजबूर किसान-
स्वच्छ समाज-
माए एक चुटकी नुन दअ दे-

बेटी-
कारी-बजार-
शब्दक खेल-
माए बता तूँ एगो बात-
अनहार घरमे हत्या-
बेटी-
भेल पुरा आस
भाइक सिनेह
अलहर मेघ-
सिया तोरे कारण-
ठिठुराबैत जाड़-
बंदिश-
पैसासँ बिआह-
काँच बाँस जकाँ लचपच उमरिया-
मनक वेदना-
शरहद-
जतरा-
अंकक मेल-
बहिन-

*समरपित होइत बेटी-*

जहिया अकर जनम भेल
तहिए डिबिया मिझा गेल,
सभ कहलक कलंक एलौ
छठिहारोसँ गीत हरा गेल।
ज्यों-ज्यों ई नमहर भेल
समाजक बोझसँ दबैत गेल
गामक लाज, बाबूक पगड़ी
पकड़ि बेटी सियान भेल।
एक जनम बितल,
दोसर जनम लऽ तैयार भऽ गेल
केकरो नै किछु कहलक
हरिदम समरपित होइत गेल
जुबान रहितो बेजुबान बनि
सभ दुख सहैत गेल।
बेटी बनि गेल
समर्पण आ तियागक मुर्ति
तैयो एगो कलंक
एकरा माथ पर
किए लगि गेल
किए कहैए हमर समाज की
बेटी जनमिते दू हाथ धरती
तर चलि गेल।*ff*

नव जिवनक निर्माण-

ब्रह्माक छी संतान हम
ब्रह्मा बनि आएल छी
जेकर कर्म अछि
नित नव निर्माणक नै
हम केना ई बिसरल जाइ छी।
अछि हमरा बाजुमे बल
मस्तिष्कमे अपार ज्ञान
फेर किए हम सुस्त बनि
अपन मनोबल घटेने जाइ छी।
एक्के माटि आ एक्के साँच
अछि परमात्मा ले
जइसँ ओ सभ
मनुखक निर्मान करैत अछि
एक्के ज्ञानक सारसँ
ओ सभपर बरसा करैत अछि।
फेर अहाँ किए पछुआएल छी
अपनापर बिसवास रखू
आत्मबल मजगूत करू
असगर चलु राहपर
केकरो नै बाट देखू
मंजिल अहाँक आगू अछि
पाछू मुइर नै कमजोर बनू
ब्रह्माक संतान अहाँ छी
तँए ब्रह्मा बनू
नित नव गुण, संस्कार आ
नव जिवनक निर्माण करू। ff

घर-घर बढल अतियाचार-

घूमि आउ शरहदक लाल
ओतए रहनाइ अछि बेकार
सीमाक परवाह छोड़ू
देखियौ अपन देशक हाल।
बिसरि गेल सभ
मर्यादा अपन
मान-सम्मान
संस्कृति अपन
धर्म-मानवता भेल बेकार
बढ़ि रहल अछि अतियाचार।
बाहरबलासँ नै
आब घरबलासँ खतरा अछि
मुस बाघ बनल
गीदर बनल अवारा अछि।
दुश्मनक डेरा ओइ पार नै
एतै घर-घर बसेरा अछि
पाँच सालक बेटी बे-आबरू भऽ रहल अछि
की यएह हमर परम्परा अछि?
इंसान, इंसानक दुश्मन बनल
नै केतौ कोनो भाइचारा अछि
हर रिस्ता खण्डित भेल आइ
देखि रहल छी भविस अपन
केतेक कारी सियाह अछि। *ff*

संकल्प-

बान्हि लिअ मनकेँ
कर्तव्यक डोरसँ
कहीं मनक चंचलता
बेलगाम ने बना दिअए
हुंकार भरि ई अहंकारी
कहीं अहाँकेँ शैतान ने बना दिअए।
गिरैसँ पहिले
गर सम्हरि जाए
तँ चोट नै लगत,
इरादा होइ सच्चा
तँ आसमानकेँ झुकबैत
कोनो देर नै लगत।
एन्ना तँ घटि-घटि कऽ चान
एक दिन पूर्ण होइ छै
ढलैत सुरूजक संसार
रोशन करैक वचन
दिया दइ छै।
नै हारिक
संकल्प रखू मनमे
तँ पूसक कपकपाइत ठण्डमे
गरमाहट एगो जुगनु दइ छै।ff

दहेजक बिहाड़ि-

माए-
"लाइघ एलौं सासुरक चौखटि,
कलंकित तूँ हमर कोइख केलँह
ओनइ केतौ डुमि मरितँह
मोलि चुनर ओढ़ि,
किए ऐ आँगन एलँह।"

बेटी-
"माए हम आन नै,
अहींक खुन छी
नै बनाउ हमरा बीरान,
ईहो तँ हमरे घर छी।"

माए-
"बेटी बीरान बिआहे दिन भऽ जाइ छै,
माएक आँचर माथसँ उठि जाइ छै,
वएह दिन ओ दू कुलक लाज रखैक कसम खाइ छै,
मर्यादाक पाजेब पहिर,
अपन सासुरकेँ स्वर्ग बूझि हर कर्त्तव्य निमाहैत
ओत्तै जीवन समपन्न करै छै।"

बेटी-
"माए हम नै कोनो पाप केलौं,
नै अहाँक कोइखकेँ कलंकित केलौं,
हमरा सभ वादा याद अछि,
अपन मर्यादाक अभास अछि।
पर हमहूँ तँ एगो जान छी, न कि कोनो वस्तु,
जेकर बार-बार सौदा होइत अछि।"
अहीं कहू जहियासँ अहाँ हमर बिआह केलौं
सभटा खेत, जेवर-जत्था बेचि देलौं,
आब ई घरो गिरबीपर अछि,
तैयो नै ओकर पेट भरैत अछि।"

माए-
"हमरा शरीरमे जब तक जान अछि
हम ओकर मांग पुरा करैत रहब
जब तक ओकर सुधा शांत नै होइ
हम खुन बेचि ओकरा तृप्त करैत रहब।"

बेटी-
"किए अहाँ अनहारमे छी,
हमरा बेटी होइपर शर्मसार करै छी,
तँए आइ पाजेब हम उतारि एलौं,
सभ रिस्ता तोड़ि एलौं
दऽ एलौं हम तलाक
हारि एलौं दहेजक वाक।"

माए-
"चुप रह निरलज! ई की बात बजै छँह,
हिन्दु भऽ मुस्लिम रीत चलबै छँह,
एक बेर ई डोर बन्हैए
मरन तक नै गाठ खुलैए
ई दहेजक आगि हमरेटा नै घर-घर लगै छै।"

बेटी-
"माए दहेज लेनाइ-देनाइ दुनू पाप अछि,
तलाक नर्ककेँ स्वर्ग बनबैक मार्ग अछि,
एगो सुयोग जीवन-साथी हर बेटीक अधिकार अछि।

माए-
"चाइर अक्षर पढ़ि तूँ हमरा सिखाबए चललँह,
बरखसँ चलैत आएल परंपरापर तूँ ओंगड़ी उठबए लगलँह।
एक बेर जे छोड़ि दइ पतिकेँ ओ राँर कहाबै छै,
एहेन पापन तँ नरकोमे नै जगह पबै छै।
नै बाज किच्छो, तोरा वाणी सँ दुषित पुरा गाम हेतै,
जो डुमि मरिहँ केतौ, हमर कोइखक उद्वार हएत।"

बेटी-
"माए तुहों तँ एगो बेटी छीही?
फेर अपन बेटीक दर्द किए नै बुझै छीही,
नारी बनि किए नारीकेँ असहाय करै छीही।
जे परम्परा जीवैक कधिकार छीनि लइत
ओकर हाथ किए पकड़ै छीही।
जइ बेटीक खुशीले तूँ
दहेजक दलदलमे फँसल छँह,
आइ वएह बेटीकेँ मरैक दुआ करै छीही।
तूँ सच-सच बता दे माए,
हमर खुशीले तूँ निलाम भेलँह

आकि अपन परम्परा प्रतिष्ठाले।
तोरे जकाँ माए-बाप
दहेजक बिहाड़ि उठेलकै
एकबेर देखि माए, ई बिहाड़ि
केतेक बेटीकेँ जिनगी उजारलकै।
ई कोनो प्रतिष्ठा नै, पाप छिऐ
जेकर जननी कोइ ने
माए-बाप छिऐ।
आबो बन्न करू मुट्ठी
तबे मिलत बेटीक श्रापसँ मुक्ति।"

माए-
"बेटी हम नीन्नसँ सूतल छेलिऐ,
घोर अन्हारमे डुमल छेलिऐ
नै चिन्हलिऐ ऐ दानवकेँ
नित सेवा करि नमहर केलिऐ
आइ देखलौं ऐ भोकारकेँ,
खोइल ई परम्पराक पट्टा
दहेज मुक्त बनाएब अपन समाजकेँ।
बताएब जन-जनकेँ की,
पुरुख सत्तात्मक समाजमे
महिलोकेँ अधिकार छै
जब पुरुख कऽ सकैए पूनर्विवाह
तँ महिलो लेल नै कोनो रिति-रिवाज छै।
स्वतंत्रता हर बेक्तीकेँ जन्मसिद्ध अधिकार छै।"ff

एहेन समाज-

घूमि एलौं पुरे संसार
तैयो रहलौं घरसँ अंजान!
६२ बर्खक बाबा केलक चुमौन
१५ बर्खक नवालिकसँ
कहू केहेन भेल मन।
करियाक बिआहक
भेल चारि साल!
सात गो खुन केलक
नै भेल कोनो केस-फोदार
गर्भेमे मारैत गेल
बेटीक गला घोटैत गेल
ई दुगो हर साल।
मास्टर-साहैब अपन
दुनू बेटीकेँ घरमे बैठा
चुल्हा-चौका करबैत अछि
अपन घर अनहार करि
केना दोसरक घर इजोत करैत अछि।
ई कोनो एक जगहक नै
हर कोणक दृश्य अछि
हमरे ऐ अगल-बगलमे
घटित भऽ रहल यथार्थ अछि। ff

सुरज-दादा-

*बाल-कविता*

माए केहेन ई सुरज-दादा छै
किए नै ई कोनो स्कुल जाइ छै।
जब प्राणीकेँ कष्ट देनाइ पाप छै
तँ फेर ई किए पाप करै छै।
जाड़मे नुकाएल रहै छै
गुमारमे जड़बै छै।
माए तुहीं एकरा समझाबिही
ई किए नै केकरो बात मानै छै।
चंदा मामा जकाँ ईहो
किए नै काज करै छै?

माए- बौआ नै तूँ बुझबहक
अखनि ई राज
धैन ई दादा जे चलैत अछि सभ काज।
पढ़ि-लिखि जब तूँ नमहर हेबहक
सभ गुत्थी अपने सुलझेबहक।
असिम शक्ति छै हिनका लग
अपार गुण हिनकामे विद्यमान छै
तँए तँ पहिल अर्ग हिनका दऽ कऽ
जग नत-मस्तक होइ छै।*ff*

सयान भेल हमर खेल-

अँगना-अँगना ढोल बजैए
सभ खुशीमे झुमैए-गबैए
बाबू हमहूँ अपन गुड़ियाक बिआह करब
ईहो नमहर भेल जाइए।
आजन-बाजन हम मँगाएब
गहना-जेबर गढ़हएब
लहंगा पहिरा अपन खुशीकेँ
हम दुलहन बनाएब।
गाम-गमाति न्योंत पठाएब।
अँगना-अँगना ढोल बजैए
सभ खुश
सभ धी-सुआसिनकेँ मंगाएब
सोहर-समधौन गाइब कऽ
अपन दुलारीकेँ सासुर पठाएब।
पर बाबू केकरा संगे हम
एकर बिआह रचाएब
ऐ लोभी समाजमे
केना एकरा दहेजसँ बँचाएब।
नै लगाएब हम सियाकेँ मेहदी
कोनो सौदेवाजक रंगसँ
नै उठाएब हम सुहागक चुनरी
जे रंगल होइ दहेजक कलंकसँ।ff

महगाइक खेल-

टमाटर अपन रंग देखा
सभकेँ ललचबैए
पिऔजक बात की कहूँ
भाग तँ छिलके
तैयो कनाबैए।
बढ़ल जाइए दूधक दाम
धानक खेत भेल बीरान
गरीबक रोटीपर
अखरे नून ओंघराइए।
केतौ बंजर तँ केतौ दहार
नै अछि खुशी
नअ केतौ बहार।
रूपैआ तँ आब
झुटका भेल
कऽ रहल अछि
सभ नेता ई खेल।
देख कऽ देशक समस्या
मन गरमाइए,
सोचि कऽ देशक भविस
जी घबराइए।ff

सुखद अछि ई मिलाप-

दिवानगीसँ सुसज्जित
प्रेमक गाथा
देखलौं अम्बरकेँ झुकबैत
समुद्रक आगू माथ।
ई प्रेमक हर्ष अछि
या मिलनक उत्तेजना
जँ उफनैत अछि लहर
झुमैत अछि हर एक बुन्न
चुमैले ओइ अन्नत अकासक अँगना।
ठार समुद्रक कछेरमे
बहुत दूर-दूर तक
देखि रहल छी
आनन्दमय दृश्य हम।
झूमि रहल अछि जलपरि
हर्षित अछि सुरूज
पहिरा कऽ अपन
रंगक ओढ़नी
साक्षात् भेल ऐ प्रेमकेँ
देखि रहल छी
ई मनमोहक दृश्य
समुद्र आ अकासक मिलाप हम। ff

सान हमर मिथिला-

हम मिथिला वासी
पहचान हमर मैथिल छी
हमर संस्कार सीता
भक्ति हमर उगना छी।
कहैए दुनियाँ हमरा
तूँ तँ उज्जर बालुमे सिमटल छँह
नै छौ कोनो सुख-सुविधा
तूँ तँ पाइ-पाइले तरसल छँह।
ने नीक स्कुल छौ ने कौलेज
तूँ तँ रोजगार ले भटकै छँह
जे किछु छौ तोरा ले
सेहो भ्रष्टाचारमे घिरल छौ।
पर हम यएह कहै छी की
हमर मिथिलाक दुनियाँमे
पहचान अलग छै
करोड़ोक बीचमे ठाढ़
ओकर सान अलग छै।
एकर कला-कृति
विदेशमे सराहल गेल
एकर सभ्यता-संस्कार
देशमे सम्मानित भेल।
हमर मेहनतिक आगू
दुनियाँ नत्मस्तक भेल
जब उज्जर रेतमे
हरियाली लहलहा गेल।
असुविधाक बादो
केतेक विद्वानक जनम भेल
नै छी पाछू किच्छोमे
नून-रोटी खाइ छी
दिन-राति कमाइ छी
बाल-बच्चा परिवार संग
गर्वसँ स्वर्गमे जीवन-यापन करै छी। *ff*

विरह-

प्रेम संगे विछोह
किए रहै छै
सावन अबैत केतेक झूला
सुन्न परि जाइ छै।
कोनो घर हंसै छै
तँ कोनो आंशुसँ डुमै छै।
केतौ धरती तरसै छै
तँ केतौ मन तरपै छै
ने सजनीक मन
साजन समझै छै
ने धरतीक तड़प
बादल बुझै छै।
कहने छै कोनो सायर

"सावनो कहियो प्रेम केने छेलै
अपन प्रेमीक नाओं बादल रखने छेलै
जब कनै छेलै दुनू एक-दोसरक विरहमे
तँ लोग ओकर नाओं बारिस देने छेलै।"

पर जब विरहक अग्निमे
झुलसए लगलै धरती
तँ लोग ओकर नाओं
उज्जर रीत रखलकै
अकाल, बंजर, सुखार रखलकै।
मुदा ऐ विरहकँ
की नाओं देल जाए
प्रितमक इंतजारमे
भऽ रहल छै पाथर मन
एकरा कोन आस देल जाए।
आब तँ ई सावन चिढ़ाबऽ लगलै
कारी मेघ हंसी लगलै
मिलनक आसमे ग्रहन लगलै
बज्जर पुरा तन भेलै
कान्हा जबसँ गेलै
केतेक गोपी खामोश भऽ गेलै।ff




देशक राजनीति-

दिन-राति फेक रहल छी पासा
तैयो नै खेलक बोध अछि,
ई अहाँक नै शासनक दोष अछि।
नित लड़ै छी झगड़ै छी
अपन एकता बिखड़ै छी
जब-जब घरमे भेदिया पलैत अछि
तब लंका जकाँ स्वर्ण भवन
छौरक ढेर बनैत अछि।
कहियो पुरब, कहियो पछिम
कहियो उत्तर, कहियो दक्षिण
मुँह बौने ठार अछि
कहि फेर हुअ न कैद चिड़िया
पिंजरा चारुकात अछि।
नै अछि आइ बापू कोइ
न अम्बेदकर, न पटेल
न कोइ निस्वार्थ राष्ट्रवाहक अछि,
खण्डित भऽ रहल देश अछि
टुकड़ा-टुकड़ामे बसैत अहंकार अछि।
आबो समझू राजनीतिक राज
मेटाउ आपसमे कलह-विकार
नै तँ अहिना पार्टी-पार्टी बँटैत जाएत
सभ अपनेमे मरैत जाएत
वंशहीन भऽ जाएत ई समाज
सगरे उज्जर साड़ी फहराइत जाएत।
राजनीति बहुत पेचेदार अछि
कुर्सीक लालच बढ़बैत अतियाचार अछि। *ff*

विदेशी चालि-

की कहब शहरक हाल
देशी मुर्गीक
भेल विदेशी चाल।
जेकरा माएक दर्जा मिलल अछि
जेकरा बिनु नै होइए
कोनो शुभ काज
ओइ माएक दशा देखि

होइए पुरे देह लाज।
कॉट-झार एतए हरियाली भरैए
पर माए तुलसी
पानि बिनु सूखल जाइए।
ससुर-भैंसुरसँ भेल बेपर्दा
आँखिक लाज हराएल जाइए।
साड़ी-सूटक बात छोड़ू
टीसर्ट-स्कर्ट पहिराबा भेल
बढ़ैत महगाइ जकाँ
कपड़ा छोट होइत गेल।
पहिरन अछि सभ
एतए नकाब
केतेक करब हम बखान
की कहब शहरक हाल
देशी मुर्गीक
भेल विदेशी चाल। *ff*

किए बेटी बनेलहक विधाता!

पजेब अछि पएरमे
जेकर ध्वनि मघुर अछि
मुदा पकर बहुत मजगूत
कहैत अछि कि तूँ अजाद छँह
पर अछि सिमा;
कदम-कदमपर।
एगो एहेन दिवारक जे
बनल अछि;
बिनु बालु-सिमेंटसँ
सोचक दिवार!
चाहे असमानमे उड़ी हम
पर ओइ दिवारक ऊँचाइ
नै समाप्त होइत अछि
आखिर केतेक जन्म तक
पिछाँ करत ई दिवार!
आ कखनि तक हम कहब
किए बेटी बनेलहक विधाता। *ff*

दुनियाँ तबाह भऽ गेल-

बाबू किए एहेन
समैक घारा बदलैए
सच्चे कहै छेलै
मुसहरु काका
दू हजार बारहमे
दुनियाँ तबाह भऽ जेतै!
नित एतए अन्याय होइ छै
मनुख-मनुखकेँ
मारने फिड़ै छै
आन गोरेक बात छोड़ह
भाए भाएकेँ आ बेटा बापकेँ
कोदाइरसँ काटने फिड़ै छै।
अपने घरमे सभ हराएल रहै छै
पड़ोसी जकाँ सभ घोसियाएल रहै छै
नै छै केकरोसँ मेल-मिलाप
घर-घर नाचि रहल छै कोन अभिशाप।
अँगनामे तुलसी सुखाएल जाइ छै
नारीक लक्ष्मी रूप हराएल जाइ छै
नै डरै छै कोइ भगवानसँ
नित गिरै छै अपने इमानसँ।
ईमानदारी लुप्त भऽ
बेइमानी उजागर भेलै
झूठक खेती पनपैत गेलै
मनसँ मन दूर भेलै
सच देखहक बाबू यएह छिऐ
ठीके दुनियाँ तबाह भऽ गेलै। *ff*

अनहार भेल जाइए देश अपन-

राम राज भेल खतम
रावण राज अछि चरमपर,
देखियौ यो भलमानुस
सभ अछि ऐ करमसँ।
गरम हाथ बजबैए ताली
नरम हाथ मसुआएल अछि,
पर ताण्डव दुनू दिसन
कोइ उन्चास तँ कोइ पचास अछि।
सभ कहैए कि हम उत्तम,
हम इमानदार, हम सर्वश्रेष्ठ छी।
मुदा कोइ नै छी केकरो
सभ-क-सभ भ्रष्टाचारी कुष्ट छी।
अपने माएकँ बेचि खाइबला
अछि सभ ऐ संसारमे,
नित बढ़ि रहल अछि महगाइ
केना जिन्दगी कटत अनहारमे। *ff*

बाबू हम सिपाहि बनबैए-

बाबू जहिया हम नमहर हेबह
देशक बेटा बनबह
बन्दूक लऽ कऽ सीमापर
दुश्मन संगे लड़बै।
बाबू हमरा एगो बर्दी सिआ दिअ
फौजीबला स्कुलमे
नाओं लिखा दिअ।
जे अखनिसँ हम सिखबै
तब ने असली हिरो बनबै।
जनगणमण नित गाबि कऽ
माताक चरणमे नतमस्तक हेबै
नै हेतै कम कखनो हमर सान
बढ़ेबै हम अपन देशक मान। ff

आगमन अहाँक-

अहाँक आगमनसँ
अशान्त मन शान्त भेल
हर्षित भेल घर-आँगन
खुशी सगरे उझला गेल।
उदास हमर मन-मंदिरमे
अहाँक इंतजार छल
सुनैले ई किलकारी
एक-एक पल पहाड़ छल।
कमल नयन, चन्द्र मुस्कान
माखनसँ बेसी नाजुक छी
अहाँ बिनु अपूर्ण छेलौं हम
हमर पूर्णताक अहाँ पहचान छी।
सुरूज जकाँ प्रकाशमान
वायु जकाँ गतिमान
ज्ञानक सभटा सार मिलए
सुख-समृद्वि आ सम्पन्नता
सगरे अहाँकेँ सम्मान मिलए।
जुग-जुग जीबए हमर लाल
पुरा होइ सभ अरमान
मीलै सभ खुशी एकरा
दिअ यएह माए हमरा अहाँ वरदान। *ff*

हरल जाइए जननि-

जइ पुरुखकेँ स्त्री जनम देलक
आइ वएह गहुमन बनि फुफकारैए
ई आन्हर ३ सालक बच्चीओकेँ
डसने जाइए।
जे औरत मर्दकेँ
रूप, आकृति, पहचान देलक
अपन खुनसँ सिंच
प्रकाशक राह दखेलक
आइ वएह औरतक जिनगी
अनहार करैए
ओकरा बजार आ कोठाक राह देखबैए।
जइ आदमीकेँ
आँगुर पकड़ि कऽ चलनाइ नारी सिखेलक
आइ वएह नारीकेँ पएर तोड़ैए
घरक ४ दिवारमे
ओकर अवाज दफन करैए।
जे आँचर ओकरा शीतल छाँह देलक
आइ वएह आँचरमे नोर उझलि देलक।ff




कौआक दुलार-

कोइ दुष्ट कोइ करिया
तैँ कोइ पपियाहा कहि
ऐ कौआकेँ बजबैए
पर एकर निःस्वार्थ प्रेम देखि
हमर आँखि डबडबाइए।
चुइन-चुइन दाना लाइब
सभ बच्चाकेँ खिआबैए
ओ नै बुझैत बेटा-बेटी
एकर तँ दुनू अपने संतान अछि
हमरा मानवसँ केतेक ऊँच
देखियौ ऐ करियाक विचार अछि।
जन्मक संगे हम माए बनि
अन्याय करै छी
बेटीकेँ पराइ आ बेटाकेँ वंशक मान बुझै छी
झूकि जाइए मन हमर
बाँटि लइ छी प्यार अपन
जब माएक प्रेम नै मिलल एक रंग
तब कोइ केना देत बेटीक संग। *ff*

कोइस रहल छी जनमकेँ-

तीन सालक उमेर छल
तुतना लगल बोल छल
गुड़डा-गुड़िया हमर सहेली
दिन-राति करैत रही बाबा संग अठखेली।
अ-आ अखनि जननौं ने छेलौं
पएर अखनि तिति खेलैले
उठेनौं ने छेलौं
की बधि गेल ऐमे घुँघरू।
की दोख छल हमर
जे रातिक अन्हरियामे
छोड़ा कऽ माएक आँचर
पकड़ा देलक बाइयक आँगुर
सीमासँ सिमाबाई बनलौं
बेटी छेलौं कहियो आइ तँ वाइफ बनलौं।
केना कहब समाज लूटलक हमरा
केलक बे-आबरू बजारमे
जब अपने कातिल भेल हमर
तँ कि करब शिकायत केकरोसँ हम।
अपने हालपर कनै छी
बेटी छेलौं तँए आइ
अपन जिनगीकेँ कोसै छी। *ff*

गाम-घर-

कदिमा, भुजिया, तिलकोरक तरूआ
भँट्टा-अल्लूक झोर यौ
मन पड़ैए ओ
पटुआ साग-चटनीक मेल यौ।
आमक टुकला
पिऔजक गोला
बसिया भात आ
माछक मुड़ा
आब बुझाइए सबहक मोल यौ।
मखानक लाबा
बाबाक पनबटिया
ओरहा-डाढ़ीक खेल यौ।
मन पड़ैत अछि गामक बतिया
दिन छल ओ केतेक अनमोल यौ। *ff*

मलार-

आँखि तोहर मटरक दाना
ठोर कमलक पंखुड़ि
गाल मथल मक्खन
मुस्कान तोहर चाँद रे।
मुट्ठीमे भाग मुनने
तूँ भाँफि रहल छैं सभ किछु
बन्न आँखिसँ देखि रहल छैं
तूँ सगरे संसार रे।
चला रहल छँह तूँ पएर
आगु बढ़ैले
बूझि रहल छी हम
तोहर मनक चंचलता
छूबि अनेक तोरा मुखपर सवाल रे।*ff*

मुनगा-

घौरछे-घौरछे झुलैए जजमान
देखैमे लगैए सुगबा साँप
भरि गाछ गछारने छै भुआ
कोइ कहैए सोहिजन तँ कोइ मुनगा
एलै जुरशीतल
हेतै हलाल
मुट्ठीए-मुट्ठीए परसेतै भरि गाम
मुनगा तीमन ठण्डा होइ छै
आँखिक ज्योति से बढ़बै छै
एकर फुलक तरूआ अछि लाजवाब
मुदा गाछक नै होइ छै कोनो काज
तैयो मिथिलामे छै एकर राज। *ff*

सगरे इजोत हमर मिथिलाक-

गोल रहि हम हिमांचल
भेटल एगो बाबा मांजल
कहलखिन छी गर मैथिल अहाँ
तँ करू व्यान
मिथिलाक सत्कार अछि किए महान?
कहलौं हम जे अछि अतिथि
हमरा लेल भगवान जकाँ।
पहिले लोटामे पानि लेने
पखाड़न आ आछमनक रिवाज अछि
भात-दालि, तरकारी, भुजिया
तैपर तरूआ, हमर पकवान अछि।
दही-चुड़ा संगे अँचार
जानैए सभ संसार
पान-मखान विदाइक बेला
करैए अपन व्यान अछि।
छोट-नमहरकँ सम्मान
देखेने हमर दलान अछि
जड़िकँ शीतलता देने अछि
सिखेने हमर संस्कार अछि।
सुनि कऽ कहलखिन बाबा
अलगे छै ओ संसार
धन्य छै ओ मिथिला भूमि
जेतए उपजैए एहेन नेक विचार। *ff*

अरकंचन-

खत्ता-खुत्ती, कछेर-छापर
सुखलोमे हरिया जाइ छै
चाकर-चाकर होइ छै पत्ता
पानि ओइपरसँ ओंघरा जाए छै।
दूगो जाइत छै एकर
हरिअरका बेसी आ ललका कम कबकबाइ छै।
नै छै कोनो जी अंजान
मिथिलामे घर-घर एकरा
सभ स्वादसँ खाइ छै।
अनेरबे ई जनमैए एतए
तँए बुझाइए अरकंनचन नाओं छै
तीमन एकर बड़ सुअदगर
माछसँ कम नै सान छै।
की करी हम बखान एकर
सोचिओ कऽ गाल गुदगुदाइ छै। *ff.*

हमर मिथिला हमर परान-

हमर मिथिला, हमर जननि
हमर ई परान अछि
देखलौं बर दुनियाँ आगू
मुदा मिथिले हमर जान अछि।
एतुक्का माटिमे खुशबू संस्कारक
जे नै बुझैत केकरो आन अछि
आनोकेँ अपना बनबैए
यएह मिथिलाक पहचान अछि।
एतए गोबरक होइत अछि पूजा
बगराकेँ मिलैत दुलार अछि
एहेन पावन धरती हमर
एतइ जननिक धाम अछि।
जे एला एतै बैसि गेला
कखनो राम तँ कखनो उगना छला,
देवतो करैत ऐ माटिसँ दुलार अछि
एहेन पावन हमर धरती
एहेन सुन्दर हमर गाम अछि। *ff*

नारी-

निर्मल अछि ओ ममता अछि
निर्मल हुनकर दुलार
ओ नारी अछि ऐ समाजक
जइमे रचल-बसल अछि संसार।
नै मिल अनुकुल परिवेश हुनका
नै ज्ञानक सार
तैयो हैरी छी देखि कऽ
केतेक उच्च आ आदर्श अछि हिनकर विचार।
सभ युगमे दबबैत आएल
नारीक कुटनितिक ई संसार।
तैयो कहि रहल अछि आइ नारी
जननी छी हम समाजक
हमहीं बदलब एकर सोच-विचारके
पैदा करब अपन कृतिसँ एतए
मानवताक निश्छल संस्कार
निर्मल रहब हम ममता रहब
बाँटब जन-जनमे प्यार। *ff*

जट-जटिन-

जटिन-
"छोड़ि मिथिला नगरिया
बान्हि अपन ई पोटरिया
तूँ केतए जाइ छँह रे..!
जटबा केतए जाइ छँह रे...!
छोड़ि अपन सजनियाँ
तियाग कऽ सभ खुशियाँ
तूँ केतए जाइ छँह रे
जटबा केतए जाइ छँह रे...!"

जट-
"जाइ छियौ गे
जटिन देश-गे-विदेश
जटिन देश-गे-विदेश
भऽ गेलैए गैर आब
अपन प्रदेश!
साड़ी अनबौ गे जटिन
गहना अनबौ गे...।
साड़ी अनबौ गे जटिन
गहना अनबौ गे
बौआ-बुच्ची ले सेहो
नव अंगा अनबौ गे!"

जटिन-
"नै लेबो रे जटबा
विदेशक सनेस
नै लेबो रे जटबा
विदेशक सनेस
हमरा तँ चाही जटबा
तोहर संग आ सिनेह!"

जाट-
"नै रोक गे जटिन
हमर तूँ डेग
कमेबै नै तँ केना

भरब सबहक पेट!
बौआ कनतौ गे जटिन
बुच्ची ललेतौ गे
बौआ कनतौ गे जटिन
बुच्चि ललेतौ गे
जरतौ जे पेट जटिन
कोइ नै सोहेतौ गे।"

जटिन-
"घुर-घुर रे जटा
सुन-सुन रे जटा
जिद्द छोड़ रे जटा
कोइ नै ललेतौ रे जटा
हरे जटबाऽऽऽ
रे मेहनति करि नुन रोटी खेबै
मुदा संगे मिथिलेमे रहबै रे जटा..!
चल-चल रे जटा
अपन देश रे जटा
अपन खेत रे जटा
मरूआ रोटी रे जटा
नुन रोटी रे जटा
हे रे जटबाऽऽऽ
तूँ धान रोपीहेँ हम जलखै
लऽ कऽ एबौ रे जटा...!"

जटा-
"सुन-सुन गे जटिन
हमर सजनी तूँ जटिन
घरक लक्ष्मी तूँ जटिन
हमर जिनगीक गाड़ी तूँ जटिन
हमर ज्ञानक खान तूँ जटिन
हे गे जटनी ई ई ई...।
तूँ जीतलँह हम हारलौं गे जटिन
छोड़ि अपन देश
नै केतौ जाएब गे  जटिन
रहतै मिथिलेमे
सदैव अपन बास गे जटिन
हे गे जटनी ई ई ई...।
गै दुनू गोरा मिलि
मेहनति करबै तँ जिनगी स्वर्ग हेतैय गे जटिन।"

जटिन-
“हमर साजन तूँ जटा
तोहर सजनी हम जटा
हे रे जटबाऽऽऽ...।
दुनू गोरा हँसैत
अहिना जिनगी काटब रे जटा...।” *ff*

सूखल मन तरसल आँखि-

एगो सहारा छल
गरीबक,
अखरा रोटीपर
मेल पिऔजक!
ऊहो सुआद छिनाएल जाइए
खेतसँ पिऔज
हराएल जाइए।
सभटा अंगोरा
गरीबेपर ढराएल
सूखल रोटी
तेल ले ललाएल
तैपर सँ
पिऔज गुल खेलाएल।
बान्हए परतै जुन्ना
आब पेटमे,
केकरो किछु कहैसँ तँ
नीक छै यएह की
बज्जर खसाबी अपने मुँहमे। *ff*

मनुखक सौदा-

लाख-दू-लाख
पाँच-पाँच लाख
पर बात होइ छै,
तिमन-तरकारी जकाँ
मनुखोक आब सौदा होइ छै।
मास्टरकेँ दू-लाख
इंजीनियरकेँ पाँच लाख
डाक्टरकेँ दस लाख भाव छै,
जेहेन सौदा लेबहक हो बाबू
तेहेन माल दइक रिवाज छै।
लक्ष्मी लऽ लक्ष्मी जाइ छै,
गरीबक घर बज्जर खसै छै,
कन्यादान बिखाएल जाइ छै,
पहिले तँ खाली बेटीए छल,
आब बापोक लहास
पोखरि-इनारमे ढेरीआएल जाइ छै।
दानक नाओं पर प्राण मंगै छै
हमर समाज निःसंकोच ई पाप करै छै,
कहिया एकर बुधि खुलतै,
अनहार घरसँ इजोतमे एतै,
जल्दी मुझाउ ई दहेजक आगि
नै तँ जरए पड़त सभकेँ
अइमे आइ-ने-काल्हि। *ff*

अनमोल-बोल

*बाल कविता*

जलसँ शीतल मुस्कान
मिसरीसँ मीठ बोल!
सभ कष्ट दूर होइ
जे करैए एकर मोल।
कम बाजी

उचित बाजी
नै बाजी कोनो
अनरगल बोल!
जीवनमे आनि नीक आचरन
जे अछि अनमोल।
करूआ वाणि
कटुता बढ़ाबैए
अपनेकेँ अपनासँ
दूर भगाबैए!
नै कही केकरो तितगर बोल
जे नाश करैए जिनगी
ओइ पिटाराकेँ नै कहियो खोल।$ff$

चलाकक दुनियाँ-

आउ सुनाबी एगो बात पुरानी
जंगलमे छल एगो लोमड़ी सियानी
चलाकी आ बुद्धिमानीकेँ ओ खान छल
सभकेँ चकमा देनाय ओकर काम छल।
एकबेर खाइ छल रोटी बौआ
झपैट कऽ भागल रोटी कौआ
जइकेँ बैठल लोमड़ी आगाँ
देखि कऽ रोटी
लोमड़ी ललचाएल!
भरि-भरि मुँह ओकरा पानि आएल
पबैले रोटीकेँ
चलाबी कोन तीर ऐ बुधुपर।
कहलक जेतेक सुहनगर
रंग तोहर कौआ
ओहोसँ मीठ तोहर बोल रे,
कान हमर तरैस रहल यऽ
सुना तूँ कोनो राग अनमोल रे।
मुर्ख कौआ फुइल गेल
अपन प्रशंसा सुनि सभ भूलि गेल।
जखने कहलक काँव-काँव
रोटी कहलक हम जाँव-जाँव
हमर भूखल पेटकेँ तृप्त करॉव-करॉव।ff

बून-बून बँचाबी हम-

एलै गुमार
चढ़लै खुमार
जरलै धरती
फटलै दराड़ि।
बून-बून लऽ
फेर सभ तरसतै
हेतै सभकेँ सभ बिमार।
सुन रमुआ, चल डोमरा
करी हम एगो काज
अखनेसँ हम बरखा
पानि जमा कऽ
बुझाबी हम धरतीक पिसास।
तब नै ई दराड़ि फटतै
नै कोनो अपदा घटतै
आइएसँ हम अपन
कएल बनाएब,
अपन देशकेँ
सुखारसँ बँचाएब।ff

ejournal विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका'विदेह' १५४ म अंक १५ मई२०१४ (वर्ष ७ मास ७७ अंक १५४ )

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

जिनगीक मरीचिका-

लटैक रहल छल
गुच्छा गाछमे
रसभरल मीठ आमक
शरारती मन
ललचाइत जी
कहलक तोड़ि खाइ एकरा
मुदा कि करी
भय छल पहरेदारेक।
मन नै मानलक
पाइन मुँहमे भरि गेल
फेर सोचलूँ
बस एगो तोड़ू
तँ डर केहेन
यएह तँ निअम अछि संसारक।
सभ खाइत अछि
छुपि कऽ
कखनो घरमे
तँ कखनो बाहरमे
ऊँच, नीचसँ बनैए
एतए सभ अपन
यएह पथ पर तँ चलैत अछि
सभक सभ।
पर सच जे अनभिग अछि
सभसँ ई अछि
ई मीठ फल नै
जहर अछि कोनो
जे बदलि रहल अछि
हमर नियत आ
हमर संस्कार
जे दऽ कऽ अपन मिठासक लालच
झोंकि रहल अछि
धधकैत भट्ठीमे।
जिनगीक राहमे
ऐत नित्य केतेक मरीचिका
पर सीखब हम अकरेसँ
संघर्षक रोज नव सलीका। *ff*

तकैत जिनगी कूड़ाक ढेरमे-

देह सूखल
पेट हाड़ी
आँखि दुनू लाल छल।
टुकुर, टुकूर
ताकैत छल हमरा दिस ओ
ओकरा मुखमे
अनंत सवाल छल।
पटनाक रेलवे लाइन पर
ठार एगो मासुम बच्चा
फटल पुरान लटकौने
टाँगने छल एगो बोरा
अपन पीठ पर
देखि कऽ ओकरा एना लागल जेना
ताकि रहल अछि अपन जिनगी
गन्दगीक ढेरमे।
पर नै जानि केतेक मासुम
अहिना पनपैत अछि ऐ संसारमे।
नित ताकैत अछि अपन मंजिल,
अपन भविष्य
अहिना कूड़ाक ढेरमे। *ff*

संकल्प-

छोड़ि जाएत माझी पतवार
उफनैत जिनगीक राहमे
अछि हसरत हुनकर कि,
थामैए पतवार हुनके अंश ऐ मजधारमे।
छी गर अहाँ कृति हुनकर
तँ राही बनू ऐ राहक
उठाउ पतवार आ माझी बनू
जिनगीक अपन राहक।
ऐल छी अहां जेतए तक
ओइसँ आगुक कल्पना करू
देखि रहल अछि राह मंजिल अहाँक
मुस्कुराइत ओइ पारमे।
छोड़ि कऽ मोह वट वृक्षक
समना करू हवा आ पानिक
तब बनत बेक्तीत्व अहाँक
अहाँक नामसँ ऐ संसारमे।
अहाँ अगर अंश छी हुनकर
तँ बुझाइ नै कहियो ई दीप
जे छोड़ि गेल अपन सभ किछु
बस एगो अहींक बिसवासमे।ff

ठमकल शब्द-

रूकि जाइत
ई हवा
ई नजारा
ई बहार, दुनियाँक
हम
भऽ जाएब विलीन केतौ
रूकि जाइत ई कलम
आर
हरा जाइत शब्द केतौ।
नै उठत
वेदना मनमे
नै उमड़त भावना कोनो।
जब जाएब
खामोश एतएसँ
तँ मेटौ जाएत
सभ हसरत दिलक
ने आएब हम
याद केकरो
ने करब हम याद किनको
ओइ अज्ञात सफरमे
नै मिलत हमराही कोनो
बरसैत मेघ, चिलमिलाइत धूप
सबहक बीचमे
रहब हम असगर ठार
ने लऽ जएब, ने छोड़ि जएब किछो
बस एगो दिया जे जरत
ऐठाम सदखन, सबहक मनमे
हएत ओ हमर कृति,
हमर करमक ज्योति। *ff*

दहेजक बिहाड़ि-

कहिया तक रहबै हम
समान यौ भैया
कहिया मिटतै ई अभिशाप यौ
हमरो तँ परमतमे भेजलक
मुदा अबैत ऐ संसारमे सभ हेयसँ देखलक
कोइ कुलक्छनी तँ कोइ कलंकनी कहलक।
भैयाकेँ दुलार केलक
हमरा धुतकाइर कऽ माए भगौलक
दिन-राति हम माएक हाथ बटै छी
बाबू-दायक सेवा करै छी
तैयो किए ई फटकार सुनै छी!
सुनि रहल छी सबहक मुँहसँ
दहेज बिनु नै हएत हमर बिआह
जे थामत हाथ हमर
बाबू भरत पहिले जेब ओकर।
हम बेटी छी आ कि समान
जे गाम-गामसँ औत लोक
करै लऽ हमर दाम छाम।
आब सजबए पड़त सभ बेटीकेँ
अपन आत्मदाहक साज
आरो कहिया तक पिसाइत रहतै
बेटीक समाज।ff

हराएल हमर रूप-

जब एलौं तँ रूइ छेलौं
कोमलताक सागरमे डूबल छेलौं
प्यारसँ छुबै छल सभ हमरा
हम सपनामे सूतल छेलौं।
अंजान छेलौंव दुनियाँक हकीकतसँ
ऐ शोर शराबा, ऐ धधकैत भट्ठीसँ
छीनि गेल ओ स्वरूप
देलक दुनियाँ हमरा नव रूप।
देखि कऽ दुनियाँक रंग
काँइप रहल अछि हमर अंग
छल, कपट, धोखाधरी
सभ अछि सबहक संग।
केतेक अरब रामक आबए पड़त
करैले एतएसँ पापक अंत
देखि कऽ ई हम छी दंग,
आइ सबहक मनमे बसल अछि
हजारो रावणक अंग।*ff*

विदाइ-

जो गै बेटी,
आब कि निहारि रहल छी
नोराइल आँखिसँ केकरा ताकि रहल छी।
अतै तक लिखल छेलै साथ
अतै तक छेलियौ हम तोहर बाप।
एक जनम तूँ एतए गमेलऽ
हमरा संगे सभ सुख दुख हँसि कऽ बितेलऽ
अहिना तूँ ओतौ रहिअ
खुशीक दीप जराइयहँ
केलियौ आइ हम तोरा पराइ
मन रोबैत अछि
ठोर हंसैत अछि
कऽ रहल छी आइ तोहर विदाइ।

जड़ैत ज्योत
माए गे,
केतेक दिन तक हम बच्चा रहबै
बकरी संगे खेलैत रहबै
हमरो दुनियाँकेँ
जानैक एगो मौका दऽ दे
माए हमरा बस्ता दिया दे।
छै छोट हमरासँ
मालिकक बेटा
अंगरेजियेमे फटर-फटर करै छै
हम नै बुझै छी
देवनागरीयोक एगो अक्षर
माए गे,
हमरो स्कूल जाए दे।
मालिकसँ जा कऽ तूँ कहि दही
नै चरेबइ आब हम
भैंस हुनकर
नै खेबै तरकारी, रोटी
हमरा नूने रोटी खा दे
मुदा माए गे,
हमरा तूँ पढ़ैले जाय दे।
पढ़ि लिख हम
अफसर बनबै

तोरा लऽ लब साड़ी अनबै
बाबूक बुरहक सहारा बनि
हम दुनियाँमे नाम करबै
माए गे,
आब हमरा अपन भविष्य बनाबए दे
हमरा जिनगी सवारऽ दे।ff

बेटी-

बेटी अभिशाप नै वरदान अछि।
तिलकक बिहारिसँ
बेटीकेँ नै बहाबू
ई छी घरक लक्ष्मी
एकरा नै समान बनाबू।
नै अछि ई बोझ
नै अभागी
शक्तिक ई प्रतिरूप अछि
एकरा नई शापित बनाबू।
दुर्गा, काली, लक्ष्मी, सरस्वती
संगे सीतो अइमे समाइल अछि
हिनकर आँचलमे हमर काल्हि अछि
एकरा नै कलंकित बनाबू। ff

दहेजक आगि-

सुनथुन यै सासुमा
हमहूँ छी किनको बेटी
हमहूँ किनको दुलार छी
हमहूँ ९ महिना किनको कोइखमे
आस आ ममतासँ सिंचल छी।
नै बुझियौ आन हमरा
हमहूँ एगो माएक अंश छी
लऽ कऽ आइल छेलौं
आश एगो कि,
माएकेँ छोड़ि, माए लग जाइ छी।
बाबू छोड़ि बाबू लग
यएह अरमान बसैनउ हम
सपना सजेने एलौं हम।
बाबू हमर अछि गरीब
बेटीक कन्यादान कऽ कए
तँ राजा जनको भऽ गेल छल फकीर
जब दिलक टुकड़े सोंइप देलकनि
तँ कि आगाँ चाह रखैत छी।
दहेजक खातिर केतनो बेर अहाँ हमरा जरैब
तैयो नै अहाँ अपन
एक बितक पेटक अग्निकेँ बुझा पएब
छोड़ू ई लालच, मोह
अहूँ तँ केकरो बेटी छी।
आइक नै तँ काल्हिक चिंता करू
घरमे बेटी अछि अहूँक जवान
अपन नै तँ ओकर परवाह करू। ff

ओइ पार-

तूँ बता रे माझी
कि छै ओइ पारमे
माए, बाप, भाय, बहिन
अपन, पराया सभ नाता, रिश्ता
मिलतै ओइ संसारमे।
सुनै छिऐ राजा हुअए या रंक
छोड़ऽ पड़तै सभकेँ ई देहक संग
तूँ बता रे माझी
बिन देहक वएह मलार
मिलतै ओइ संसारमे।
नै मंजिलक अछि खबर
नै रस्ताक पहचान
तूँ बता रे माझी
अन्हार राह पर चलैत हम
एकोगो राह बना पेबै
ओइ पारमे। *ff*

नेताजी-

सफेद लिबासमे लिपटल नेताजी
हाथ जोड़ि, नतमस्तक नेताजी
जुबान खामोश, अबोध नेताजी
देखियौ आइल हमर गाम
हमर पालन हार, नेताजी।
मंगैले भीख
आश लगौने नेताजी
भिखक नाम पर
खून माँगैत अछि, नेताजी।
केतेक सालसँ हम सभ चुसाइत छी
आब बस पाइन अछि देहमे
यौ नेताजी।
बुझि रहल छी करतुत अहाँक
सफेद वस्त्रक भीतर
कारी मन अहाँक नेताजी।
केतनो खाइ छी तैयो
दैतक खुनल पेट नै भरैत अछि
अहाँक नेताजी।
ज्यों फेर पकड़ा देब बंदूक
हवलदार बनि
हमरे सभ पर दहारब अहाँ
यौ नेताजी।ff

पहिल बरखा-

छूबि हमर मनकेँ
गुदगुदेलक ओ प्यारसँ
छुलक हवाक झोका हमरा
अपन शीतलताक मलारसँ।
छिटका रहल छल चाँद-चाँदनी
जे थपथपैलक हमरा गालकेँ
अपन ममतामय दुलारसँ।
झमौक कऽ ऐल कारी मेघ
नहलाकऽ गेल ऐ जहाँ केँ
अपन होठक मिठाससँ।
छू कऽ हमर अंग-अंगकेँ
चुइम कऽ धरतीक कण-कणकेँ
पुचकारलक सहलैलक
अपन सिनेहक बरखासँ। *ff*

किसान-

होइत भिनसरे
अजबे नजारा सभ गामक
कोइ पकड़ि बड़दक जुआ
कोइ खाय रोटी संग नुनमा
दौड़ल अपन काम पर।
सबे परानी माइट संगे
अपन जीवन बिताबैए
बच्चा तँ बच्चा
बड़को अहिना पोसाइए।
दिन-राति मेहनत कइर ई
धरतीक कौइखसँ अन्न उपजाबैत अछि
नै कोनो थकान एकरा
नै केकरोसँ शिकाइत अछि।
एहेन निर्मल अछि
हमर किसान जिनकर
प्रतिदान आ संतोषे
संस्कार आ पहचान अछि। ff

समाजक विडम्बना-

देखि कऽ ई समाजक विडम्बना
बिआहब आब हम धिया केना
चारपर खढ़ नै पेटमे अन्न नै
नै अछि संगमे एक्को अना!
मांग भेल ड्राइवरकेँ लाख
मास्टर आ डाक्टरक नै पुछूँ बात
दिनक उजयारि भेल कारी, भेल घनघर राति!
ई हमरेटा नै
जन-जनक दुखरा अछि
बेटीबला केँ मलिछ
बेटाबलाकेँ खिलल मुखरा अछि
नन्हिटा धिया हमर भेल आब सयानी
तिलकक ऐ युगमे बिआहव केना बिटिया रानी
बहि रहल यऽ अरमान सभ, जेना मुट्ठीमे पानि।*ff*

दर्दक टिस-

पहाड़ जकाँ दु:ख
देलक पहाड़
एहेन एबकी आएल अखाड़
सगरे मचल हाहाकार।
केतए गेल सभ देव
केतए नुकाएल दुःख हरता
कुहरा कऽ जन-जनक
धियान मग्न भेल रक्षण कर्ता महादेव।
माएक सुन भेल आंचर
केतौं हराएल नुनुक बोल
असगर छोड़ि बूढ़ बापकेँ
बिछुरि गेल बेटा अनमोल।
बाबा-बाबा करैत
गेल केतेक प्राण
किए ने बचेलौं हे बाबा
अपन भक्तक अहाँ जान। *ff*

रोकू कोइ ऐ सैलाबकेँ-

और केतेक जानक बलि
देबै यो इनसान,
किया बनैले चाहै छी भगवान
देखियौ अहींक करनीसँ
समसान बनल उत्तराखण्ड प्रान्त।
पहाड़क छाती चिर कऽ
ओकरा घाइल अहीं केलिऐ
नदीकँ हाथ-पएर काटि कऽ
ओकरा अपाहिज सेहो बनेलिऐ
गाछ-बिरिछ काटि कऽ
छत हिन माए धरतीकँ केलिऐ
शुरू केलिऐ अहाँ
विनासक लिला
सभ ताण्डव ठाढ़ अहीं केलिऐ।
आब प्रकृतिसँ खेलवारि
करैक सजा देखियौ
नदीक हुहंकार सुनियो
बुन्न-बुन्न लऽ केतौ तरसैत धरती
तँ केतौ वएह बुन्नमे डुमैत जान देखियौ।
ऐ असंतुलिताक कारण अहाँ छी
किए अहाँ बनैले चाहैए महान छी
आबो खोलू अपन कपाट
कहि पुरा दुनियाँ ने बनि जाए श्मशान-घाट।ff

नोराएल आँखि-

उजरल घरमे पोखरिक पानि
पीब रहल अछि अखनो लोक
पूछि रहल अछि मासुम बच्चा
कहिया तक भोगबै हम ई सोग।

केना उजरल घर बसतै
केना एकर नोर सुखतै
और केतेक दिन

अहिना भोगतै ई भोग।

सबहक दाता वएह एगो माता
जिनकर अछि समान पूत
कोइ कहाबए हिन्दू-मुस्लिम
आ कोइ अछूत।

भाय-भायकेँ जातिमे बाँटि
धुतकारैत देखैत छी समाजमे
की कहब हम ई विडम्बना
केतेक चोट लगैत अछि कोढ़मे। *ff*

किए छी हम अछूत-

वएह विधना हमरो बनौलक
वएह रँग-रूप-गुण देलक
पर अबिते ऐ संसारमे
परजाति कहि कऽ सभ धुतकारलक।

पहिले जाति बारि कऽ गाम बँटलक
मनक संग पाइनो बँटलक
नै कोइ सोचलक हमरा मनुख
देखि कऽ सभ मुँह फेरलक।

कहू पर हे बुधिजीवी
हमरेसँ सभ उद्धार होइए
हमर बनेलहा दौरा देवताक
सिरपर चढ़बैए!
एक्के धरतीपर
सभ जनम लेलौं
वएह माटिपर सभ ठाढ़ छी
तँ हम किए अछूत कहाइ छी!! ff

भ्रष्टाचारक प्रसाद-

एगो खेल खेलैत देखलौं
स्कूलमे
हरा गेल छल खिचरी
सभ प्लेटमे।
देखि कऽ भेल अचम्भा
पुछलौं सर ई कोन अछि
जादू-टोना
सर कहलखिन
कि कहब हम केहेन अछि
भ्रष्टाचारक मारि
अबैए तँ यऽ भरल प्लेट
मुदा मिलैत अछि यएह जादूक खेल।
एक मुट्ठी बड़का बाबू
एक मुट्ठी छोटका बाबू
दू मुट्ठी अफसर साहैब
आ झपटैत अछि
तीन मुट्ठी कलर्क बाबू
देखिते-देखिते गाममे फकाइत अछि
मुट्ठी-मुट्ठी अहिना बटैत अछि।
जेकरा देखू टक लगेने अछि
कहैत छथि हमरा दिअ
ई तँ सत्यनरायण भगवानक प्रसाद अछि। $ff$

तब हँसत तुलसी-

हम एक पुरुखक बेटी छी
एक पुरुखक बहिन
एक पुरुखक पत्नी
तँ एक पुरुखक माँ
हर पग-पग पर
हर संघर्षक बीच
हर सुख-दुखमे
हर रूपमे हम पुरुखक संगे ठार छी
हमरो मुँहमे वएह जुवान अछि
हमरो दृष्टि वएह देखैत अछि
हमरो दिमाग वएह सोचैत अछि
हमरो जिगर मे वएह साहस आ हौसला अछि
आइ पुरुखक संगे चलैमे हम समर्थ छी
तँ फेर किए आइयो
१००मे सँ ७५ महिला
घरेलू हिंसाक शिकार अछि
ई हमरा लेल नै
हे बद्धिजीवी अहाँले शर्मक बात अछि।
आबो जागु हे मानुस
विकसित अपन विचार करू
नारीकेँ परितारित करनाइ छोड़ू
नव युगक निर्माण करू।
जेतए नै हएत नारीक इज्जत
ओइ समाजक केना विकास हएत
केना रहत हँसैत तुलसी
केना आँगन मुस्कुरैत
माएक पूजा पहिले करि
नतमस्तक भऽ मन झुकाए
देखयौ फेर काल्हि अपन
केतेक सुन्दर अछि हँसैत खेलाइत।ff

शिल्पकार-

आइ हम देखै छी जइ दिस
वएह दिस ठार एगो शिल्पकार अछि
दौड़ रहल यऽ सभक सभ
ऐ रेसमे लऽ कऽ अपन औजार
कहि रहल अछि देव हम संसारकेँ
नव रूप रंग आकार।
मुदा केकरो नै
टटोलैत देखै छी खुदकेँ
नै निखारैत अपन
प्रतिभा आ गुणकेँ।
ई संसार तँ परिपूर्ण अछि
सभ लोभ मोह आ भयसँ दूर अछि
फेर एकरा हम कि देव अकार
रूप रंग आ प्रकार।
बनबैक यऽ तँ बनाउ
अपन प्रतिमा अपन ओजारसँ
निखारू मानवता खुदमे
अपन उच्च विचारसँ। ff

यादि गामक-

गामक बर मन पड़ैए
पिपरक गाछ
पुरबा बसात
पिअर सरसो मन पड़ैए।
लटकल आम
मजरल जम
गमकैत महुआ मन पड़ैए।
धारक खेल
कदबा खेत
रोटी-चटनी मन पड़ैए।
बाधक झिल्ली
मुठिया धान
पुआरक बिछौन मन पड़ैए।
घुरक आगि
पकैल अलुहा
ओ गपशप मन पड़ैए।
गामक बर मन पड़ैए।ff

आसक किरण-

अखार बितल
सौन बितल
बितल जाइए
भादबक बहार
सुइख गेल सभ
इनार-पोखैर
नै बरसल अबकि एको अछार।
बजर भेल
माँ धरती
कारी सभ
गाछ-पात
कोन पाप भेल
हमरा सभसँ
आबो तँ बताबए हौ सरकार।
नै खाइ लऽ अन्न
नै बुझबै लऽ तरास
अहिना तक बितेबएय
और केतेक मास
आब समटऽ
अपन भाभट
दए हमरा सभकेँ
जिऐ कऽ आसार
हे भगवान तूँ
बरसाबए पानिक बोछार। *ff*

नारीक पहचान-

देखि कऽ चिड़ै-चुनमुन
मन होइत छल कि
हमहूँ उड़ी अम्बरमे।
जा कऽ देखी
घरक अलावा
की अछि
ऐ संसारमे।
भैया संगे हमहूँ
जाइतौं स्कूल
उलझल रहितौं किताबमे।
मुदा जब निहारलौं
अपन दिस
छल बान्हल जंजीर
पएरमे।
माए कहलक
हमर मान आ बाबूक पगरी
छै दुनू तोरे हाथमे।
नैनटा
हमर उछलैत मन
मरि गेल विडम्बनाक ऐ संसारमे।
सपना देखैसँ पहिले
जगा देलनि
सुनि माएक वचन
बहुत कचोट भेल मनमे।
हम बेटी छी
आकि अवला
जे चुप रहैक यएह इनाम मिलैत अछि
पुरुख सत्तातमक ऐ समाजमे। *ff*





आजाद गजल-

१

मनमे आस सफर लम्बा अनहार बहुत
पनपि रहल अछि मनमे सुविचार बहुत

नै डर अछि मिटै कऽ हमरा एको रती
बढ़ैत ने रहए चाहे ई अतियाचार बहुत

सर उठा कऽ चलैत रहब हम सदिखन
दिलमे अछि घुरमि रहल धुरझार बहुत

बेदाग रहत चुनरी सीताक बुझल अछि से
देहमे अछि अखनो प्राण आ इनकार बहुत

चिड़ैत रहब अनहारक कलेजा छी ठनने
मुन्नीकेँ मिलत अइसँ आगू प्रकार बहुतff

२

मुदत्ते बाद महफिलसँ मुँह झाम निकलल
बेकार छल निकलल जेना काम निकलल

हरा गेल भीड़मे आबि कऽ ताकी निङ्गहारि
नतीजा जे छेलै निकलबाक सरे-आम निकलल

छीन गेल सरताज हमर खाली माथ हँसोथी
बेबस बनि लाचार शर्मसार अवाम निकलल

फेर सत्तामे अबैक उम्मीद नै एक्को रती
घुरब नै फेर आइ ओ देने पैगाम निकलल

सच तँ ई अछि राजनीतिमे दाग लागल
मुन्नी अपने करमसँ कत्लेआम निकलल$ff$

बौआ देखहक चांदकेँ-

चंदा मामा दूर छै
देखहक केतेक मजबूत छै
नित कटै-छटै छै
तैयो हंसैत छै
केतेक अटल निर्भय छै।
बौआ तुहो अहिना बन्हिक
दुखसँ नै कहियो घबरैहक
गिरबहक तबे तँ
चलनाइ सीखबहक
लगतऽ चोट तँ
सम्भलनाइ सीखब्हक
देखह ऐ चांदकेँ
जे घटैत-घटैत मिट जाइ छै
पर एक बेर नै घबड़ाइ छै
धीरे-धीरे फेर आगा बढ़ि
परिपूर्ण भऽ कऽ पुनः
आसमान मे खिलखिलइ छै।*ff*

भोरक सनेस-

उठऽ हौ बौआ
उठू यइ बुच्चिया
देखियौ नजारा भिनसरक।
भागल अनहरिया
भेल इजोत
करू स्वागत दादा सूरजक।
जतेक भिनसर
उठबहक बौआ
ओतेक नमहर हेतऽ दिन
कुल्ला-आछमन कैर
लए आशीष अपन नमहरक।
भिनसरे नहेनेसँ
मन तरो-ताजा हएत
निरोग बनल रहब अहाँ
नै दरकार हएत कोनो डाक्टरक।
खुब पढ़ि-लिख
बौआ -बुच्ची
आगू-आगू दौड़ैत चलू
अछि अहीं कन्हापर
भार अपन देसक। ff

ejournal विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका 'विदेह' १५४ म अंक १५ मई २०१४ (वर्ष ७ मास ७७ अंक १५४) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

बेटी-लहास-

एक-एक दिन बितल
पुरल एक मास,
अन्हार घरमे
सूतल छेलौं हम
नअ मास।
देखैक बहुत
जिज्ञासा छल हमरा
ऐ घरक मालिककेँ
जे नअ मास तक
बिनु कहले मेटबैत
अएल हमर
सभ भूख पियास।
आइ भेटत रौशनी हमरा
देखब हम संसारक चेहरा,
लेब हम आइ नव जीवनक साँस
पुरा हएत हमर आइ सभ आस।
आँखि बंद अछि
किछो देखि नै सकै छी हम
मुदा महसुस भऽ रहल-ए
एगो ब्रज हाथ, जे
दबौचि रहल अछि
हमर कंठकेँ
एगो अबाज जे बार-बार
हमरा कान तक पहुँचि रहल अछि
बेटी छिऐ माइर दहिन!
बस रूकि गेल हमर साँस
बनि गेलूँ हम लहास।ff

बाल-श्रम-

कुड़ा-कड़कट बीछ कऽ
बाबू नै हम
कोनो पाप करै छी,
अहाँकेँ गन्दगी
पहिले साफ करि
फेर अपन पेटक जोगार करै छी।
बाल-श्रम अछि जुलुम
बड़का-बड़का पोस्टरमे पढ़लौं
पर अफसर आ नेतेक घरमे
नित काज करैत एलैं
जब पेटक आगि धधकैत अछि
तब ने कोनो
कागज-कलम सोहाइत अछि।
चोरी-चपाटीसँ तँ नीक
मेहनति करि दूगो रोटी खाइ छी। *ff*

फगुआ-

सभ मिलि करैए हमजोली
कान्हा संग गोपिया
खेल रहल अछि होली।
निला पिला लाल हरा
अछि सभ रंग सुनेहरा,
आइ बेरंग नै रहैए कोइ
चाहे धोती होइ या घाघड़ा।
दादी चाउरक पुआ बनेतै
माए दही आ खीर खियेतै
बाबू देतै आशिष,
रंगा-रंग होइ सबहक जिनगी
जिबैए सभ लाख बरिस।
ई अवसर नित अबैत रहैए
ई मेल-मिलाप बनल रहैए
नै हइय केकरोसँ झगड़ा
सभकेँ मुबारक ई दिन प्यारा।*ff*

आनहर कानुन-

देश-देशसँ
एलै अबाज
तैयो नै बदलल
हमर समाज।
नै होइए
एकरा दरद कोनो
नै देखैए ई
कोनो पाप
किएक तँ बानहल अछि
एकरा आँखिपर
कारी साँप।
जे डसि रहल अछि
हमर संस्कारकेँ
हमर अच्छाइकेँ
आ करा रहल अछि
हमरासँ नित पाप। *ff*

बुन्नक मोल-

फाटल धरती
जरल घास
एक बुन्न पानि बिनु
अछि सभक सभ उदास।
नै बुझलौं हम
प्रकृतिक निअम
तँइ कानै पड़त आब
केतेक जनम।
आइ बुझितौं मोल
जे पाइनकेँ
तँ एना पियासल नै मरैतौं जाइन कऽ।
बहुत नाच नचेलौं
छन्नी-छन्नी धरतीकेँ केलौं
अपन सुविधा खातिर
धरतीकेँ सिमेंट बालुसँ झाँपि देलौं
वएह अपमानक बदला छी ई
लागए नै पएरमे माटि
तेकर सजा छी ई
आब तँ लोरोमे नै
पानि अबैए
जेकरा पीब हम पियास बुझाबी
बुझा रहल यऽ आइ
ओइ एक बुन्नक मोल
छल हमराले ओ केतेक अनमोल।ff

करी मिथिलासँ पहचान-

चलू मिथिला, सुनियौ मैथिली
केतेक मीठ ई बोल यौ
मिसरी घुलल अछि हर शब्दमे
करियौ एकर मोल यौ।
सीताक नैहर एतए
उगनाक ई प्रिय स्थान यौ
ऋषि-मुनिक भूमि ई
अछि एतऽ विद्वानक खान यौ।
होइत भिनसर सुगा
सीता-राम पढ़ैत अछि
बौआ नुनु कहि सभ
बात बजैत अछि
करियौ ऐ भूमिक पहचान यौ।
एतए कऽ माछ-पानक
दुनियाँ करैए बखान यौ
धोती-कुरता आ पाग
अछि पुरुखक पोषाक यौ।
ऐ धरतीपर हम जनमलौं
अछि ओइ जनमक
कोनो नीक काज यौ
फेर-फेर हम एतै जनमी
अछि अतनी प्रार्थना भगवान यौ।*ff*

करिझुमरी कोसी-

दू-चाइर दिन नै
आइ सात दिनसँ
ऊपर भेल
कोसी करिझुमरी
सभ लेने चलि गेल।
नै खाइ लऽ
अन्न अछि
नै पीबैले पानि
ऊ डसिनिया
सभ ढेकारैत लऽ गेल।
बाउ हराएल अछि
भाय ढिस भऽ पड़ल अछि
राइते-राति आएल
एहेन निरलज्जिया जे
कुहरा कऽ चलि गेल।
नै बँचल एक कन्मो किछो
नै भाय-बाप नै रिश्तेदार कोइ
असगर ठार छी कछारिमे
ई कोसी करिझुमरी
असहाय छोड़ि हमरा
हँसैत चलि गेल।ff

नै लेब आब हम दहेज-

दहेजक खातिर
गिर गेलौं हम
मान्वताक समाजमे।
कि कहब आब
अपन दुखरा
कि लिखल छल कपारमे।
धोती-कुरता पहिर कऽ बाबू
ठाठसँ चिबबैत पान अछि
हमरा बना कऽ पापी
आब ओ कात अछि।
पढ़ि-लिख हम
बानर बनलौं
बाबूक बातमे एलौं
दहेज लऽ कऽ
केहेन काज केलौं।
नै बुझलौं
नारीक शक्ति
नै ओकर सम्मान केलौं,
कि कहब आब हम कि
केतेक घिनौन कुकर्म केलौं। ff

मिथिलाक दादा-

खेत बेच मन कारी झाम
मुदा खाइए माछ सुबह-शाम।
जमीनक मोल नै जानैए ई
पुरखा अरजलहा बेचैमे लागैए कि।
बैठल-बैठल ताल करैए
पटुआ धोती पहिर गाम घुरैए।
चुप रहि कऽ सभ नाच नचाबैए
हुक्का गुरगुड़बैत अपन काज सलटियाबैए।
फाटल जेब मुदा ऊँच शान
देखियौ मिथलाक एगो ईहो पहचान।
तैयो खुआबैए ई बुढ़बा सभकेँ
नित पान आ मखान।ff

पाहुनक माछ-

एलखिन पाहुन लऽ कऽ माछ
भदवरियामे नै अछि सूखल कोनो गाछ।
माए हम करबै आब कोन काज
केना रखबै मान केना सजेबै साज।
सुनु कनिया हमर बात
छानि उजारू करू ई काज।
नै केना बना कऽ देबै
रामकेँ केना उपासल रखबै।
छानि उजरतै तँ फेर बनेबै
मुदा रूसल पाहुन केना मनेबै।
पजारू चुल्हा पड़लैए साँझ
लगाउ आसन परसू तिमन संगे तरल माछ।ff

हमरा पागल कहैत अछि लोक-

लरखड़ाइत कदम थरथड़ाइत होठ
नसाबाज हम नै, अछि जालिम सभ लोक।
चोरी केलौं नै मुदा चोर कहेलौं
पर डकैती करि बाइज्जत घूमि रहल अछि लोक।
एक मुट्ठी अन्न लऽ तरसि रहल छी
देखियौ गोदामक-गोदाम अन्न सरा रहल अछि लोक।
हम मेहनतो करि नै अपन पेट भरि पाबै छी
पर हमर सरकार भरल पेट अरबोक घोटाला करैत अछि
आब सोचियौ सभ लोक।$ff$

सगरे अनहार अछि-

भ्रष्ट आ भ्रष्टाचारसँ
भरल पूरा संसार अछि
कोइ नै बँचल एतए
सौंसे ओकरे राज अछि।
कोइ देखा कऽ लुटैए
कोइ चोरा कऽ लुटैए
तँ कोइ शरमा कऽ लुटैए
लुइटिक एतए बजार अछि।
के कहत केकरा एतए
सभ एक प्रकार अछि
गर्भमे सिखैए भ्रष्टाचार
यएह नव युगक संस्कार अछि।
कदम-कदमपर घूस दैत मानव
ऐ दुनियाँमे अबैए
आगुओ घुसे दैत
घुसकैल जाइए
हर मोरपर देखबैत यएह नाच अछि
घुस दैबला सभसँ बड़का बइमान अछि। ff

माएक रूदन-

सोचलौं बेटा
बेटी भेल
रोपलौं आम
बबुल उगि गेल।
बढ़ि रहल अछि
समाजक अतियाचार
केना बचैब हम
१८ बरख अकर लाज।
ई हमर बोझ नै
हमर अंश छी
जेकरा हम नैनामे बसाएब,
मुदा केना कऽ सियाही
भरल घरमे अपन चुनरी बचैब।
कलंक बेटी नै
ई समाज अछि
जे युग-युगसँ
उज्जर चुनरीमे लगबैत दाग अछि।
चारू दिस छल लक्ष्मण रेखा
तैयो हरण भेल सीता सुलेखा।
कऽ रहल अछि
मजबूर हमरा
बेटीसँ दूर हमरा।
शूल बनि मनमे गड़ैए
बेटी तँए गर्भमे चुभैए
बंद करू आब अतियाचार
बसाबए दिअ हमरा
बेटीक संसार।ff

अपना दिस निहारू-

बड़ केलौं
उक्टा पेंच
अक्कर खिद्यांस
ओकर धेंस
कहियो तँ आंगुर
अनेरो उठाउ
अपन मनकेँ बुझाउ।
उठैए जे
एगो आंगुर केकरो दिस
तीन आंगुर देखबैए
यऽ अपने दिस।
मारू ऐ साँपकेँ
निकालू मनक ऐ काँटकेँ
जतेक साफ नजर रखबै
दुनियाँ ओतेक सुन्दर देखबै।
बहुत भटकलै
खोजैले भूत
दुबकि कऽ बैठल छल
हमरे करेजामे
बनि कऽ सूत।ff

मजबूर किसान-

बाबू केना हेतै आब
पाबनि त्योहार।
बीसे-बीस दिनपर
हेतै खर्चाक भरमार
नै अगहनक करारीपर
देतै कोइ पैंच उधार
बाबू केना हेतै आब
पाबनि- त्योहार।
छुछे छाछी रहि जेतै
अबकी चौरचनमे
मरूआ भेल अलोपित
आब मिथिलामे
केना कि उपाय करिऐ
केतएसँ करिऐ हम जोगार
बाबू केना हेतै आब
पाबनि-त्योहार।
जतरामे धिया-पुता
लव कपड़ा मंगै छै
दिवालीमे फटक्काले कनै छै
छट्ठी मइयाक की
अरग देबै ऐबेर
बाबू केना हेतै आब
पाबनि-त्योहार। *ff*

स्वच्छ समाज-

छोड़ि जाइ छी एगो चेन्ह हम।
निस्प्राण भऽ गेलौं
मुदा हमर दरद सदि जीबैत रहत,
हम चुपचाप जा रहल छी
मुदा हमर चिख अहाँकेँ
हरिदम झकझोरैत रहत।
दोष हमर नै,
अहाँक मानसिकताक छल

बुराइ हमरामे नै
अहाँकेँ संस्कारम छल।
बेजुबान हम नै
अहाँकेँ बना कऽ गेलौं
खामोश भऽ कऽ
अपन अबाज बुलंद
करि गेलौं।
अगर अछि अहाँमे
जिंदा कनियो मानवता
तँ बचाउ दोसर 'दामिनी'क लाज,
यएह हमर इच्छा अछि
निस्पाप हुअए अपन समाज,
करू नै समर्पित हमरापर
फूल आ मोमबत्ती गाड़ि
देब हमरा सहि श्रद्धांजलि
तँ करू संकल्प! बनाएब अहाँ
नारीकेँ जीऐले एगो स्वच्छ समाज। ff

